## समरपित होइत बेटी-

जहिया अकर जनम भेल
तहिए डिबिया मिझा गेल,
सब कहलक कलंक एलौ
छठिहारो सँ गीत हरा गेल।
ज्यों-ज्यों ई नमहर भेल
समाजक बोझ सँ दबैत गेल
गामक लाज, बाबुक पगड़ी
पकड़ि बेटी सियान भेल।
एक जनम बितल,
दोसर जनम लऽ तैयार भऽ गेल
केकरो नै किछु कहलक
हरिदम समरपित होइत गेल
जुबान रहितो बेजुबान बनि
सभ दुख सहैत गेल।
बेटभ् बनि गेल
समर्पण आ तियागक मुर्ति
तैयो एगो कलंक
अकरा माथ पर
किए लगि गेल
किए कहैए यऽ  हमर समाज की
बेटी जनमिते दू हाथ धरती
तर चैल गेल।

**सुखल मन तरसल आँखि-**

एगो सहारा छल
गरीबकेँ,
अखरा रोटीपर
मेल पिऔजक!
ऊहो सुआद छिनाएल जाइए
खेतसँ पिऔज
हराएल जाइए।
सभ अंगोरा
गरीबेपर ढराएल
सुखल रोटी
तेल लऽ लेल
तइपर सँ
पिऔज गुल खेलाएल।
बान्हए परतै जुन्ना
आब पेटमे,
केकरो किछु कहैसँ तँ
नीक छै यएह कि
बज्जर खसाबी अपने मुँहमे।

**मनुखक सौदा-**

लाख-दू-लाख

पॉँच-पॉँच लाख
पर बात होइ छै,
तिमन-तरकारी जकाँ
मनुखोक आब सौदा होइ छै।
मास्टरकेँ दू-लाख
इंजीनियरकेँ पॉँच लाख
डाक्टरकेँ दस लाख भाव छै,
जेहेन सौदा लेबहक हो बाबू
तेहेन माल दइक रिवाज छै।
लक्ष्मी लऽ लक्ष्मी जाइ छै,
गरीबक घर बज्जर खसै छै,
कन्यादान बिखाएल जाइ छै,
पहिले तँ खाली बेटीए छल,
आब बापोक लहास
पोखरि-इनारमे ढेरीआएल जाइ छै।
दानक नाओं पर प्राण मंगै छै
हमर समाज निःसंकोच ई पाप करै छै,
कहिया एकर बुधि खुलतै,
अनहार घरसँ इजोतमे एतै,
जल्दी मुझाउ ई दहेजक आगि
नै तँ जरए परत सभकेँ
अइमे आइ-ने-काल्हि।

बाल-कविता।

**अनमोल-बोल**

जलसँ शीतल मुस्कान
मिसरीसँ मीठ बोल!
सभ कष्ट दूर होइ
जे करैए एकर मोल।
कम बाजी
उचित बाजी
नै बाजी कोनो
अनरगल बोल!
जीवनमे आनि नीक आचरन
जे अछि अनमोल।
करूआ वाणि
कटुता बढ़ाबैए
अपनेकँ अपनासँ
दूर भगबैए!
नै कही केकरो तितगर बोल
जे नाश करैए जिनगी
ओइ पिटाराकँ नै कहियो खोल।

**चलाकक दुनियाँ-**

आउ सुनाबी एगो बात पुरानी
जंगलमे छल एगो लोमड़ी सियानी
चलाकी आ बुद्विमानीकँ ओ खान छल

**सुखल मन तरसल आँखि**



सभकेँ चकमा देनाय ओकर काम छल।
एकबेर खाइ छल रोटी बौआ
झपैट कऽ भागल रोटी कौआ
जइकेँ बैठल लोमड़ी आगाँ
देखि कऽ रोटी
लोमड़ी ललचाएल!
भरि-भरि मुँह ओकरा पानि आएल
पबैले रोटीकेँ
चलाबी कोन तीर ऐ बुधुपर।
कहलक जेतेक सुहनगर
रंग तोहर कौआ
ओहोसँ मीठ तोहर बोल रे,
कान हमर तरैस रहल यऽ
सुना तूँ कोनो राग अनमोल रे।
मुर्ख कौआ फुइल गेल
अपन प्रशंसा सुनि सभ भूलि गेल।
जखने कहलक काँव-काँव
रोटी कहलक हम जाँव-जाँव
हमर भूखल पेटकेँ तृप्त करॉव-करॉव।

**बुन-बुन बँचाबी हम-**

एलै गुमार
चढ़लै खुमार
जरलै धरती
फटलै दराड़ि।

बुन-बुन लऽ
फेर सभ तरसतै
हेतै सभकेँ सभ बिमार।
सुन रमुआ, चल डोमरा
करी हम एगो काज
अखनेसँ हम बरखा
पानि जमा कऽ
बुझाबी हम धरतीक पिसास।
तब नै ई दराड़ि फटतै
नै कोनो अपदा घटतै
आइएसँ हम अपन
कएल बनाएब,
अपन देशकेँ
सुखारसँ बँचाएब।

१

जिंदगीक मरीचिका

लटैक रहल छल

गुच्छा गाछमे

रसभरल मीठ आमक

शरारती मन

ललचाइत जी

कहलक तोड़ि खाइ अकरा

मुदा कि करी

भय छल पहरेदारेक।

मन नै मानलक

पाइन मुँहमे भरि गेल

फेर सोचलूँ

बस एगो तोरू

तक डर केहन

यएह तँ निअम अछि संसारक।

सभ खाइत अछि

छुपि कऽ

कखनो घरमे

तँ कखनो बाहरमे

ऊँच,नीच सँ बनै यऽ

अतऽ सभ अपन

यएह पथ पर तँ चलैत अछि

सभक सभ।

पर सच जे अनभिग अछि

सभसँ ई अछि

ई मीठ फल नै

जहर अछि कोनो

जे बदलि रहल अछि

हमर नियत आ

हमर संस्कार

जे दऽ कऽ अपन मिठासक लालच

झोंकि रहल अछि

धधकैत भट्ठीमे।

जिन्दगीक राहमे

ऐत नित्य कतेक मरीचिका

पर सिखब हम अकरेसँ

संघर्षक रोज नया सलीका ।

२

ताकैत जिनगी कूड़ा ढ़ेरमे।

देह सुखल

पेट हाड़ी

आँखि दुनू लाल छल।

टुकुर, टुकूर

ताकैत छल हमरा दिस ओ

ओकरा मुखमे

अनंत सवाल छल।

पटनाक रेलवे लाइन पर

ठार एगो मासुम बच्चा

फटल पुरान लटकौने

टाँगने छल एगो बोरा

अपन पीठ पर

देखि कऽ ओकरा एना लागल जेना

ताकि रहल अछि अपन जिन्दगी

गन्दगीक ढ़ेरमे।

पर नै जानि कतेक मासुम

कहिना पनपैत अछि अहि संसारमे।

नित ताकैत अछि अपन मंजिल,

अपन भविष्य

अहिना कूड़ाक ढ़ेरमे।

३

संकल्प

छोड़ि जाएत माझी पतवार

उफनैत जिन्दगीक राहमे

अछि हसरत हुनकर कि,

थामैय पतवार हुनके अंश अहि मजधारमे।

छी गर अहाँ कृति हुनकर

तँ राही बनू अहि राहक

उठाउ पतवार आ माझी बनू

जिन्दगीक अपन राहक।

ऐल छी अहां जतऽ तक

ओइसँ आगुक कल्पना करू

देख रहल अछि राह मंजिल अहाँक

मुस्कुराइत ओइ पारमे।

छोड़ि कऽ मोह वट वृक्षक

समना करू हवा आ पानिक

तब बनत व्यक्तित्व अहाँक

अहाँक नामसँ अहि संसारमे।

अहाँ अगर अंश छी हुनकर

तँ बुझाइ नै कहियो ई दीप

जे छोड़ि गेल अपन सब कुछ

बस एगो अहींक विश्वासमे।

४

ठमकल शब्द

रूकि जाइत

ई हवा

ई नजारा

ई बहार, दुनियाक

हम

भऽ जाएब विलीन कतैव

रूकि जाइत ई कलम

आर

हरा जाइत शब्द कतैव।

नै उठत

वेदना मनमे

नै उमड़त भावना कोनो।

जब जाएब

खामोश अतऽ सँ

तँ मेटौ जएत

सब हसरत दिलक

ने आएब हम

याद ककरो

ने करब हम याद किनको

ओइ अज्ञात सफरमे

नै मिलत हमराही कोनो

बरसैत मेघ, चिलमिलाइत धूप

सबहक बीचमे

रहब हम असगर ठार

ने लऽ जएब, ने छोड़ि जएब किछो

बस एगो दिया जे जरत

अहि ठाम सदखन, सबहक मनमे

हएत ओ हमर कृति,

हमर करमक ज्योत।

५

दहेजक बिहाड़ि।

कहिया तक रहबै हम

समान यौ भइया

कहिया मिटतै ई अभिशाप यौ

हमरो तँ परमतमे भेजलक

मुदा अबैत ऐ संसारमे सब हेय सँ देखलक

कोय कुलच्छनि तँ कोय कलंकनी कहलक।

भइयाकेँ दुलार केलक

हमरा धुतकाइर कऽ माय भगौलक

दिन-राइत हम मायक हाथ बटै छी

बाबू-दायक सेवा करै छी

तइयो किए ई फटकार सुनै छी

सुनि रहल छी सबहक मुँहसँ

दहेज बिनु नै हएत हमर व्याह

जे थामत हाथ हमर

बाबू भरत पहिले जेब ओकर।

हम बेटी छी आ कि समान

जे गाम-गाम सँ आउत लोग

करै लऽ हमर दाम छाम।

आब सजबऽ पड़त सभ बेटीकँ

अपन आत्मदाहक साज

आर कहिया तक  पिसाइत रहतै

बेटीक समाज।

६

हरैल हमर रूप

जब एलौं तँ रूइ छेलौं

कोमलताक सागरमे डूबल छेलौं
प्यार सँ छुबै छल सभ हमरा
हम सपनामे सूतल छेलौं।
अंजान छेलौंव दुनियाक हकीकत सँ
ऐ शोर शराबा, ऐ धधकैत भट्ठीसँ
छिन गेल ओ स्वरूप
देलक दुनिया हमरा नया रूप।
देख कऽ दुनियाक रंग
कॉॅंइप रहल अछि हमर अंग
छल, कपट, धोखाधरी
सब अछि सबहक संग।
कतेक अरब रामक ऐमे पड़त
करै लेल अतऽ सँ पापक अंत
देखकऽ ई हम छी दंग
आइ सबहक मनमे बसल अछि
हजारो रावणक अंग।

७

विदाइ

जो गै बेटी,

आब कि निहारि रहल छी

नोराइल आँखिसँ ककरा ताकि रहल छी।

अतै तक लिखल छेलै साथ

अतै तक छेलियौ हम तोहर बाप।

एक जनम तूँ अतऽ गमेलऽ

हमरा संगे सभ सुख दुख हँसि कऽ बितेलऽ

अहिना तूँ ओतौ रहिअ

खुशीक दीप जराइयहँ

केलियौ आइ हम तोरा पराइ

मन रोबैत अछि

ठोर हंसैत अछि

कऽ रहल छी आइ तोहर विदाइ।

जड़ैत ज्योत

माय गे,

कतेक दिन तक हम बच्चा रहबै
बकरी संगे खेलैत रहबै
हमरो दुनियाकेँ
जानैक एगो मौका दऽ दे
माय हमरा बस्ता दिया दे।
छै छोट हमरासँ
मालिकक बेटा
अंगरेजियेमे फटर-फटर करै छै
हम नै बुझै छी
देवनागरीयोक एगो अक्षर
माय गे,
हमरो स्कूल जाए दे।
मालिकसँ जा कऽ तूँ कहि दही
नै चरेबइ आब हम
भैंस हुनकर
नै खेबै तरकारी, रोटी
हमरा नूने रोटी खा दे

मुदा माय गे,

हमरा तूँ पढ़ै लेल जाय दे।

पढ़ि लिख हम

अफसर बनबै

तोरा लऽ लब साड़ी अनबै

बाबूक बुरहक सहारा बनि

हम दुनियामे नाम करबै

माय गे,

आब हमरा अपन भविष्य बनाबऽ दे

हमरा जिनगी सवारऽ दे।

## बेटी

बेटी अभिशाप नै वरदान अछि।

तिलकक बिहारिसँ

बेटीकेँ नै बहाबू

ई छी घरक लक्ष्मी

अकरा नै समान बनाबू।

नै अछि ई बोझ

नै अभागी

शक्तिक ई प्रतिरूप अछि

अकरा नई शापित बनाबू।

दुर्गा, काली, लक्ष्मी, सरस्वती

संगे सीतो अइमे समाइल अछि

हिनकर आँचलमे हमर काल्हि अछि

अकरा नै कलंकित बनाबू।

२

दहेजक आइग।

सुनथुन यै सासुमा

हमहूँ छी किनको बेटी

हमहूँ किनको दुलार छी

हमहूँ ९ महिना किनको कोइखमे
आस आ ममता सँ सिंचल छी।
नै बुझियौ आन हमरा
हमहूँ एगो मायक अंश छी
लऽ कऽ आइल छेलौं
आश एगो कि,
माय कऽ छोड़ि, माय लग जाइ छी,
बाबू छोड़ि बाबू लग
यएह अरमान बसैनउ हम
सपना सजेने एलौं हम।
बाबू हमर अछि गरीब
बेटीक कन्यादान कऽ कए
तँ राजा जनको भऽ गेल छल फकीर
जब दिलक टुकड़े सोंइप देलकनि
तँ कि आगाँ चाह रखैत छी।
दहेजक खातिर कतनो बेर अहाँ हमरा जरैब
तइयो नै अहाँ अपन

एक बितक पेटक अग्निकँ बुझा पएब
छोड़ू ई लालच, मोह
अहूँ तँ ककरो बेटी छी।
आइक नै तँ काल्हिक चिंता करू
घरमे बेटी अछि अहूँक जवान
अपन नै तँ ओकर परवाह करू।

३

ओइ पार

तूँ बता रे माझी
कि छै ओइ पारमे
माय, बाप,भाइ, बहिन
अपन, पराया सभ नाता, रिश्ता
मिलतै ओइ संसारमे।
सुनै छिऐ राजा हुअए या रंक
छोड़ऽ पड़तै सभकँ ई देहक संग
तूँ बता रे माझी
बिन देहक वएह मलार

मिलतै ओइ संसारमे।

नै मंजिलक अछि खबर

नै रस्ताक पहचान

तूँ बता रे माझी

अन्हार राह पर चलैत हम

एकोगो राह बना पेबै

ओइ पारमे।

४

नेताजी

सफेद लिबासमे लिपटल नेताजी

हाथ जोड़ि, नतमस्तक नेताजी

जुबान खामोश, अबोध नेताजी

देखियौ आइल हमर गाम

हमर पालन हार, नेताजी।

माँगै लेल भीख

आश लगौने नेताजी

भिखक नाम पर

खून माँगैत अछि, नेताजी।

कतेक सालसँ हम सभ चुसाइत छी

आब बस पाइन अछि देहमे

यौ नेताजी।

बुझि रहल छी करतुत अहाँक

सफेद वस्त्रक भीतर

कारी मन अहाँक नेताजी।

कतनो खाइ छी तइयो

दैतक खुनल पेट नै भरैत अछि

अहाँक नेताजी।

ज्यों फेर पकड़ा देब बंदूक

हवलदार बनि

हमरे सभ पर दहारब अहाँ

यौ नेताजी।

५

पहिल बरखा

छू कऽ हमर मनकेँ

गुदगुदेलक ओ प्यारसँ

छुलक हवाक झोका हमरा

अपन शीतलताक मलारसँ।

छिटका रहल छल चाँद-चाँदनी

जे थपथपैलक हमरा गालकेँ

अपन ममतामय दुलारसँ।

झमौक कऽ ऐल कारी मेघ

नहलाकऽ गेल अइ जहाँ केँ

अपन होठक मिठास सँ।

छू कऽ हमर अंग-अंगकेँ

चुइम कऽ धरतीक कण-कणकेँ

पुचकारलक सहलैलक

अपन स्नेहक बरखा सँ।

६

किसान

होइत भिनसरे

अजबे नजारा सभ गामक

**सुखल मन तरसल आँखि**



कोइ पकड़ि बड़दक जुआ

कोइ खाय रोटी संग नुनमा

दौड़ल अपन काम पर।

सबे परानी माइट संगे

अपन जीवन बिताबैए

बच्चा तँ बच्चा

बड़को अहिना पोसाइए।

दिन-राइत मेहनत कइर ई

धरतीक कौइख सँ अन्न उपजाबैत अछि

नै कोनो थकान अकरा

नै ककरो सँ शिकाइत अछि।

एहन निर्मल अछि

हमर किसान जिनकर

प्रतिदान आ संतोषे

संस्कार आ पहचान अछि।

## समाजक विडम्बना

देख कऽ ई समाजक विडम्बना
विआहब आब हम धिया कोना
चारपर खढ़ नहि पेटमे अन्न नहि
नै अछि संगमे एक्को अना
मांग भेल ड्राइवरकेँ लाख
मास्टर आ डाक्टरक नै पुछूँ बात
दिनक उजयारि भेल कारी, भेल घनघर राति
ई हमरेटा नहि
जन-जनक दुखरा अछि
बेटिबलाकेँ मलिछ
बेटाबलाकेँ खिलल मुखरा अछि
नन्हिटा धिया हमर भेल आब सयानी
तिलकक एहि युगमे बिआहव कोना बिटिया रानी
बहि रहल यऽ अरमान सभ, जेना मुट्ठीमे पानि

दर्दक टिस

पहाड़ जकाँ दु:ख
देलक पहाड़
एहेन एबकी आएल अखाड़
सगरे मचल हाहाकार।
केतए गेल सभ देव
केतए नुकाएल दुःख हरता
कुहरा कऽ जन-जनक
धियान मग्न भेल दाता महादेव।
माएक सुन भेल आंचर
केतौं हराएल नुनुक बोल
असगर छोड़ि बूढ़ बापकेँ
बिछुरि गेल बेटा अनमोल।
बाबा-बाबा करैत
गेल कतेक प्राण

किअए ने बचेलौं हे बाबा

अपन भक्तक अहाँ जान।

रोकू कोय ऐ सैलाबकेँ

और केतेक जानक बलि

देबै यो इनसान,

किया बनैले चाहै छी भगवान

देखियो अहींक करनीसँ

समसान बनल उत्तराखण्ड प्रान्त।

पहाड़क छाती चिर कऽ

ओकरा घाइल अहीं केलिऐ

नदीकँ हाथ-पएर काटि कऽ

**सुखल मन तरसल आँखि**



ओकरा अपाहिज सेहो बनेलीऐ
गाछ-बिरिछ काटि कऽ
छत हिन माए धरतीकेँ केलिऐ
शुरू केलिऐ अहाँ
विनासक लिला
सभ ताण्डव ठाढ़ अहीं केलिऐ।
आब प्रकृतिसँ खेलवारि
करैक सजा देखियो
नदीक हुहंकार सुनियो
बून्न-बून्न लऽ केतौ तरसैत धरती
तँ केतौ वएह बून्नमे डुमैत जान देखियो।
ऐ असंतुलिताक कारण अहाँ छी
किअए अहाँ बनैले चाहैए महान छी
आबो खोलू अपन कपाट
कहि पुरा दुनियाँ ने बनि जाए श्मशान-घाट।

नोराएल आँखि

उजरल घरमे पोखरिक पानि
पीब रहल अछि अखनो लोक
पूछि रहल अछि मासुम बच्चा
कहिया तक भोगबै हम ई सोग।

केना उजरल घर बसतै
केना एकर नोर सुखतै
और कतेक दिन
अहिना भोगतै ई भोग।

सबहक दाता वएह एगो माता
जिनकर अछि समान पूत
कोइ कहाबए हिन्दू-मुस्लिम
आ कोइ अछूत।

**सुखल मन तरसल आँखि**

37

भाइ-भाइकेँ जातिमे बाँटि

धुतकारैत देखैत छी समाजमे

की कहब हम ई विडम्बना

कतेक चोट लगैत अछि कोढ़मे।

किअए छी हम अछूत

वएह विधना हमरो बनौलक

वएह रँग-रूप-गुण देलक

पर अबिते ऐ संसारमे

परजाति कहि कऽ सभ धुतकारलक।

पहिले जाति बारि कऽ गाम बँटलक

मनक संग पाइनो बँटलक

नै ई कोइ सोचलक हमरा मनुख

देखि कऽ सभ मुँह फेरलक।

कहू पर हे बुधिजीवि

हमरेसँ सभ उद्धार होइए

हमर बनेलहा दौरा देवताक

सिरपर चढ़बैत अछि

वएह माटिपर हमहूँ ठाढ़ छी

तँ हम किअए अछूत कहाइ छी!!

भ्रष्टाचारक प्रसाद

एगो खेल खेलैत देखलौं

स्कूलमे

हरा गेल छल खिचरी

सभ प्लेटमे।

देख कऽ भेल अचम्भा

पुछलौं सर ई कोन अछि

जादू-टोना

सर कहलखिन

कि कहब हम केहन अछि

भ्रष्टाचारक मारि

अबैए तँ यऽ भरल प्लेट

मुदा मिलैत अछि यएह जादूक खेल।

एक मुट्ठी बरका बाबू

एक मुट्ठी छोटका बाबू

दू मुट्ठी अफसर साहेब

आ झपटैत अछि

तीन मुट्ठी कलर्क बाबू

देखते-देखते गाममे फकाइत अछि

मुट्ठी-मुट्ठी अहिना बटैत अछि।

जकरा देखू टक लगेने अछि

कहैत छथि हमरा दिअ

ई तँ सत्यनरायण भगवानक प्रसाद अछि।

तब हँसत तुलसी

**सुखल मन तरसल आँखि**



हम एक पुरूषक बेटी छी

एक पुरूषक बहिन

एक पुरूषक पत्नी

तँ एक पुरुषक माँ

हर पग-पग पर

हर संघर्षक बीच

हर सुख-दुखमे

हर रूपमे हम पुरूषक संगे ठार छी

हमरो मुँहमे वएह जुवान अछि

हमरो दृष्टि वएह देखैत अछि

हमरो दिमाग वएह सोचैत अछि

हमरो जिगर मे वएह साहस आ हौसला अछि

आइ पुरुषक संगे चलैमे हम समर्थ छी

तँ फेर किए आइयो

१००मे सँ ७५ महिला

घरेलू हिंसाक शिकार अछि

ई हमरा लेल नै

हे बद्धिजीवी अहाँ लेल शर्मक बात अछि।

आबो जागु हे मानुस

विकसित अपन विचार करू

नारीकेँ परितारित करनइाइ छोड़ू

नव युगक निर्माण करू।

जतऽ नै हएत नारीक इज्जत

ओइ समाजक केना विकास हएत

केना रहत हँसैत तुलसी

केना आंगन मुस्कुरैत

माँक पूजा पहिले करि

नतमस्तक भऽ मन झुकाए

देखयौ फेर काल्हि अपन

कतेक सुन्दर अछि हँसैत खेलाइत।

शिल्पकार

आइ हम देखै छी जइ दिस

वएह दिस ठार एगो शिल्पकार अछि

43

दौड़ रहल यऽ सभक सभ

अइ रेसमे लऽ कऽ अपन औजार

कहि रहल अछि देव हम संसारकेँ

नव रूप रंग आकार।

मुदा ककरो नै

टटोलैत देखै छी खुदकेँ

नै निखारैत अपन

प्रतिभा आ गुणकेँ।

ई संसार तँ परिपूर्ण अछि

सभ लोभ मोह आ भय सँ दूर अछि

फेर अकरा हम कि देव अकार

रूप रंग आ प्रकार।

बनाबै कऽ यऽ तँ बनाउ

अपन प्रतिमा अपन ओजार सँ

निखारू मानवता खुदमे

अपन उच्च विचारसँ।

याद गामक

गामक बर मन पड़ै यऽ

पिपरक गाछ

पुरबा बसात

पिअर सरसो मन पड़ै यऽ।

लटकल आम

मजरल जम

गमकैत महुआ मन पड़ै यऽ।

धारक खेल

कदबा खेत

रोटी-चटनी मन पड़ै यऽ।

बाधक झिल्ली

मुठिया धान

पुआरक बिछौन मन पड़ै यऽ।

घुरक आगि

पकैल अलुहा

**सुखल मन तरसल आँखि**

45

ओ गपशप मन पड़ै यऽ।

गामक बर मन पड़ै यऽ।

आसक किरण

अखार बितल

सौन बितल

बितल जाइ यऽ

भादबक बहार

सुइख गेल सभ

इनार-पोखैर

नै बरसल अबकि एको अछार।

बजर भेल

माँ धरती

कारी सभ

गाछ-पात

कोन पाप भेल

हमरा सब सँ
आबो तँ बताबऽ हौ सरकार।
नै खाइ लऽ अन्न
नै बुझबै लऽ तरास
अहिना तक बितेबएय
और कतेक मास
आब समटऽ
अपन भाभट
दए हमरा सभकँ
जिऐ कऽ आसार
हे भगवान तूँ
बरसाबऽ पानिक बोछार।

नारीक पहचान

देख कऽ चिड़ै-चुनमुन

**सुखल मन तरसल आँखि**

47

मन होइत छल कि

हमहुँ उड़ी अम्बरमे।

जा कऽ देखी

घरक अलावा

की अछि

अइ संसारमे।

भइया संगे हमहूँ

जाइतौं स्कूल

उलझल रहितौं किताबमे।

मुदा जब निहारलौं

अपन दिस

छल बानहल जंजीर

पएरमे।

माय कहलक

हमर मान आ बाबुक पगरी

छै दुनू तोरे हाथमे।

नैन टा

हमर उछलैत मन

मरि गेल विडम्बनाक अइ संसारमे।

सपना देखैसँ पहिले

जगा देलनि

सुनि मायक वचन

बहुत कचोट भेल मनमे।

हम बेटी छी

आकि अवला

जे चुप रहैक यएह इनाम मिलैत अछि

पुरूष सत्तातमक अइ समाजमे।

आजाद गजल

१

मनमे आस सफर लम्बा अनहार बहुत

पनपि रहल अछि मनमे सुविचार बहुत

नै डर अछि मिटै कऽ हमरा एको रती

**सुखल मन तरसल आँखि**



बढ़ैत ने रहए चाहे ई अत्याचार बहुत

सर उठा कऽ चलैत रहब हम सदिखन

दिलमे अछि घुरमि रहल धुरझार बहुत

बेदाग रहत चुनरी सीताक बुझल अछि से

देहमे अछि अखनो प्राण आ इनकार बहुत

चिड़ैत रहब अनहारक कलेजा छी ठनने

मुन्नीकेँ मिलत अइसँ आगू प्रकार बहुत

२

मुदत्ते बाद महफिलसँ मुँह झाम निकलल

बेकार छल निकलल जेना काम निकलल

हरा गेल भीड़मे आबि कऽ ताकी निङ्घारि

नतीजा जे छलै निकलबाक सरे-आम निकलल

छिन गेल सरताज हमर खाली माथ हँसोथी
बेबस बनि लाचार शर्मसार अवाम निकलल

फेर सत्तामे अबैक उम्मीद नै एक्को रती
घुरब नै फेर आइ ओ देने पैगाम निकलल

सच तँ ई अछि राजनीतिमे दाग लागल
मुन्नी अपने करमसँ कत्लेआम निकलल

१

बउआ देखहक चांदकेँ

बउआ देखहक चांदकेँ।
चंदा मामा दूर छै

**सुखल मन तरसल आँखि**

51

देखहक कतेक मजबूत छै

नित कटै-छटै छै

तइयो हंसैत छै

कतेक अटल निर्भय छै।

बउआ तुहो अहिना बनिहक

दुखसँ नै कहियो घबरैहक

गिरबहक तबे तँ

चलनाइ सिखबहक

लगतऽ चोट तँ

सम्भलनाइ सिखबहक

देखऽ अइ चांदकेँ

जे घटैत-घटैत मिट जाइ छै

पर एक बेर नै घबड़ाइ छै

धीरे-धीरे फेर आगा बढ़ि

परपूर्ण भऽ कऽ पुनः

आसमान मे खिलखिलइ छै।

२

भोरक सनेस

उठऽ हौ बउआ

उठू यइ बुच्चिया

देखियौ नजारा भिनसरक

भागल अनहरिया

भेल इजोत

करू स्वागत दादा सूरजक।

जतेक भिनसर

उठबहक बउआ

ओतेक नमहर हेतऽ दिन

कुल्ला-आछमन कैर

लए आशीष अपन नमहरक।

भिनसरे नहेने सँ

मन तरो-ताजा हएत

निरोग बनल रहब अहाँ

53

नै दरकार हएत कोनो डॉक्टरक।

खुब पढ़ि-लिख

बउआ-बुच्ची

आगू-आगू दौड़ैत चलू

अछि अहीं कंधा पर

भार अपन देसक।

बेटी-लहास

एक-एक दिन बितल

पुरल एक मास,

अन्हार घरमे

सूतल छेलौं हम

नअ मास।

देखैक बहुत

जिज्ञासा छल हमरा

ऐ घरक मालिककेँ

जे नअ मास तक

बिनु कहले मेटबैत

अएल हमर

सभ भूख पियास।

आइ भेटत रौशनी हमरा

देखब हम संसारक चेहरा,

लेब हम आइ नव जीवनक साँस

पुरा हएत हमर आइ सभ आस।

आँखि बंद अछि

किछो देख नै सकै छी हम

मुदा महसुस भऽ रहल-ए

एगो ब्रज हाथ, जे

दबौचि रहल अछि

हमर कंठकेँ

एगो अवाज जे बार-बार

हमरा कान तक पहुँचि रहल अछि

बेटी छिऐ माइर दहिन!

बस रूकि गेल हमर साँस

बनि गेलूँ हम लहास।

## बाल-श्रम

कुड़ा-कड़कट बीछ कऽ

बाबू नै हम

कोनो पाप करै छी,

अहाँकेँ गन्दगी

पहिले साफ करि

फेर अपन पेटक जोगार करै छी।

बाल-श्रम अछि जुलुम

बड़का-बड़का पोस्टरमे पड़लौं

पर अफसर आ नेतेक घरमे

नित काज करैत एलैं

जब पेटक आगि धधकैत अछि

तब ने कोनो

कागज-कलम सोहाइत अछि।

चोरी-चपाटीसँ तँ नीक

मेहनति करि दूगो रोटी खाइ छी।

१

फगुआ

सब मिलि करैए हमजोली

कान्ह संग गोपिया

खेल रहल अछि होली।

निला पिला लाल हरा

अछि सभ रंग सुनेहरा

आइ बेरंग नै रहैए कोय

चाहे धोती होय या घाघड़ा।

दादी चाउरक पुआ बनेतै

माय दही आ खीर खियेतै

**सुखल मन तरसल आँखि**

57

बाबू देतै आशिष

रंगा-रंग होय सबहक जिनगी

जिबैए सभ लाख बरिस।

ई अवसर नित अबैत रहैए

ई मेल-मिलाप बनल रहैए

नै हइय केकरोसँ झगड़ा

सभकेँ मुबारक ई दिन प्यारा।

२

आनहर कानुन

देश-देशसँ

एलै अवाज

तैयो नै बदलल

हमर समाज।

नै होइए

एकरा दरद कोनो

नै देखैए ई

कोनो पाप

किएक तँ बानहल अछि

एकरा आँखिपर

कारी साँप।

जे डसि रहल अछि

हमर संस्कारकेँ

हमर अच्छाइकेँ

आ करा रहल अछि

हमरासँ नीत पाप।

१

बूँदक मोल

फाटल धरती

जरल घास

एक बूँद पानि बिनु

अछि सभक सभ उदास।

**सुखल मन तरसल आँखि**

59

नै बुझलौं हम

प्रकृतिक निअम

तँइ कानै पड़त आब

कतेक जनम।

आइ बुझितौं मोल

जे पाइनकेँ

तँ एना पियासल नै मरैतौं जाइन कऽ।

बहुत नाच नचेलौं

छन्नी-छन्नी धरतीकेँ केलौं

अपन सुविधा खातिर

धरतीकेँ सिमेंट बालु सँ झाँपि देलौं

वएह अपमानक बदला छी ई

लागए नै पएरमे माटि

तकर सजा छी ई

आब तँ लोरोमे नै

पानि अबैए

जकरा पीब हम पियास बुझाबी

बुझा रहल यऽ आइ

ओइ एक बूँदक मोल

छल हमराले ओ कतेक अनमोल।

२

करी मिथिलासँ पहचान

चलू मिथिला, सुनियौ मैथिली

कतेक मीठ ई बोल यौ

मिसरी घुलल अछि हर शब्दमे

करिरौ एकर मोल यौ।

सीताक नैहर एतए

उगनाक ई प्रिय स्थान यौ

ऋषि-मुनिक भूमि ई

अछि एतऽ विद्वानक खान यौ।

होइत भिनसर सुगा

सीता-राम पढ़ैत अछि

बउआ नुनु कहि सभ

बात बजैत अछि

करियौ अइ भूमिक पहचान यौ।

एतए कऽ माछ-पानक

दुनिया करैए बखान यौ

धोती-कुरता आ पाग

अछि पुरूषक पोषाक यौ।

अइ धरती पर हम जनमलौं

अछि ओइ जनमक

कोनो नीक काज यौ

फेर-फेर हम एतै जनमी

अछि अतनी प्रार्थना भगवान यौ।

३

कारिझुमरी कोसी

दू-चाइर दिन नै

आइ सात दिनसँ

ऊपर भेल

कोसी कारिझुमरी

सभ लेने चलि गेल।

नै खाइ लऽ

अन्न अछि

नै पिबै लेल पानि

ऊ डसिनिया

सभ ढेकारैत लऽ गेल।

बाउ हरैल अछि

भाइ ढिस भऽ पड़ल अछि

राइते-राइत आएल

एहन निरलज्जिया जे

कुहरा कऽ चलि गेल।

नै बचल एक कनमो किछो

नै भाइ-बाप नै रिश्तेदार कोइ

असगर ठार छी कछारिमे

ई कोसी कारिझुमरी

असहाय छोड़ि हमरा

हँसैत चलि गेल।

४

63

नै लेब आब हम दहेज

दहेजक खातिर

गिर गेलौं हम

मानवताक समाजमे।

कि कहब आब

अपन दुखरा

कि लिखल छल कपारमे।

धोती-कुरता पहिर कऽ बाबू

ठाठसँ चिबबैत पान अछि

हमरा बना कऽ पापी

आब ओ कात अछि।

पढ़ि-लिख हम

बानर बनलौं

बाबूक बातमे एलौं

दहेज लऽ कऽ

केहन काज केलौं

नै बुझलौं

नारीक शक्ति

नै ओकर सम्मान केलौं।

कि कहब आब हम कि

कतेक घिनौन कुकर्म केलौं।

५

मिथिलाक दादा

खेत बेच मन कारी झाम

मुदा खाइए माछ सुबह-शाम।

जमीनक मोल नै जानैए ई

पुरखा अरजलहा बेचैमे लागैए कि।

बैठल-बैठल ताल करैए

पटुआ धोती पहिर गाम घुरैए।

चुप रहि कऽ सभ नाच नचाबैए

हुक्का गुरगुड़बैत अपन काज सलटियाबैए।

फाटल जेब मुदा ऊँच शान

देखियौ मिथलाक एगो ईहो पहचान।

**सुखल मन तरसल आँखि**



तइयो खुआबैए ई बुढ़बा सभकेँ

नित पान आ मखान।

६

पाहुनक माछ

एलखिन पाहुन लऽ कऽ माछ

भदवरियामे नै अछि सुखल कोनो गाछ।

माँ हम करबै आब कोन काज

कोना रखबै मान कोना सजेबै साज।

सुनु कनिया हमर बात

छानि उजारू करू ई काज।

नै केना बना कऽ देबै

रामकेँ केना उपासल रखबै।

छानि उजरतै तँ फेर बनेबै

मुदा रूसल पाहुन केना मनेबै।

पजारू चुल्हा पड़लैए साँझ

लगाउ आसन परसू तिमन संगे तरल माछ।

७

हमरा पागल कहैत अछि लोग

लरखड़ाइत कदम थरथड़ाइत होठ

नसाबाज हम नै, अछि जालिम सभ लोक।

चोरी केलौं नै मुदा चोर कहेलौं

पर डकैती करि बाइज्जत घूमि रहल अछि लोग।

एक मुट्ठी अन्न लऽ तरसि रहल छी

देखियौ गोदामक-गोदाम अन्न सरा रहल अछि लोग।

हम मेहनतो करि नै अपन पेट भरि पाबै छी

पर हमर सरकार भरल पेट अरबोक घोटाला करैत अछि

आब सोचियौ सभ लोक।

८

सगरे अनहार अछि

भ्रष्ट आ भ्रष्टाचारसँ

भरल पूरा संसार अछि

कोइ नै बॉँचल अतऽ

सौंसे ओकरे राज अछि।

कोइ देखा कऽ लुटैए

कोइ चोरा कऽ लुटैए

तँ कोइ शरमा कऽ लुटैए

लुइटिक अतऽ बजार अछि।

के कहत ककरा अतऽ

सभ एक प्रकार अछि

गर्भमे सिखैए भ्रष्टाचार

यएह नव युगक संस्कार अछि।

कदम-कदम पर घूस दैत मानव

अइ दुनियामे अबैए

आगुओ घुसे दैत

घुसकैल जाइए

हर मोर पर देखबैत यएह नाच अछि

घुस दैबला सभसँ बड़का बइमान अछि।

९

मायक रूदन

सोचलौं बेटा

बेटी भेल

रोपलौं आम

बबुल उगि गेल।

छापि रहल अछि

समाजक अत्याचार

केना बचैब हम

१८ बरख अकर लाज।

ई हमर बोझ नै

हमर अंश छी

जकरा हम नैनामे बसैब

मुदा केना कऽ सियाही

भरल घरमे अपन चुनरी बचैब।

कलंक बेटी नै

ई समाज अछि

जे युग-युगसँ

उज्जर चुनरीमे लगबैत दाग अछि।

चारू दिस छल लक्ष्मण रेखा

69

तइयो हरण भेल सीता सुलेखा।

कऽ रहल अछि

मजबूर हमरा

बेटीसँ दूर हमरा।

शूल बनि मनमे गड़ैए

बेटी तँ गर्भमे चुभैए

बंद करू आब अत्याचार

बसाबऽ दिअ हमरा

बेटीक संसार।

अपना दिस निहारू।

बड़ केलौं

उक्टा पेंच

अक्कर खिद्यांस

ओकर धेंस

कहियो तँ आंगुर

अनेरो उठाउ

अपन मनकँ बुझाउ।

उठैए जे

एगो आंगुर ककरो दिस

तीन आंगुर देखबैए

यऽ अपने दिस।

मारू अइ साँपकेँ

निकालू मनक अइ काँटकेँ

जतेक साफ नजर रखबै

दुनिया ओतेक सुन्दर देखबै।

बहुत भटकलै

खोजैले भूत

दुबकि कऽ बैठल छल

हमरे करेजामे

बनि कऽ सूत।

१०

मजबूर किसान

बाबू केना हेतै आब

**सुखल मन तरसल आँखि**

71

पाबनि त्योहार।

बीसे-बीस दिन पर

हेतै खर्चाक भरमार

नै अगहनक करारी पर

देतै कोइ पैंच उधार

बाबू केना हेतै आब

पाबनि- त्योहार।

छुछे छाछी रहि जेतै

अबकी चौरचनमे

मरूआ भेल अलोपित

आब मिथिलामे

केना कि उपाय करिऐ

कतऽ सँ करिऐ हम जोगार

बाबू केना हेतै आब

पाबनि-त्योहार।

जतरामे धिया-पुता

लव कपड़ा मंगै छै

दिवालीमे फटक्काले कनै छै

छट्ठी मइयाक की

अरग देबै अइ बार

बाबू केना हेतै आब

पाबनि-त्योहार।

स्वच्छ समाज

छोड़ि जाइ छी एगो चेन्ह हम।

हम निस्प्राण भऽ गेलौं

मुदा हमर दरद सदि जीबैत रहत,

हम चुपचाप जा रहल छी

मुदा हमर चिख अहाँकेँ

हरिदम झकझोरैत रहत।

दोष हमर नै,

**सुखल मन तरसल आँखि**

73

अहाँक मानसिकताक छल

बुराइ हमरामे नै

अहाँकेँ संस्कारम छल।

बेजुबान हम नै

अहाँकेँ बना कऽ गेलौं

जा रहल छी,

हम खामोश भऽ कऽ

अपन अवाज बुलंद केने

जा रहल छी ।

अगर अछि अहाँमे

जिंदा कनियो मानवता

तँ बचाउ दोसर ‘दामिनी‘क लाज,

यएह हमर इच्छा अछि

निस्पाप हुअए अपन समाज,

करू नै समर्पित हमरापर

फूल आ मोमबत्ती गाड़ि

देब हमरा सहि श्रर्द्धांजलि

तँ करू संकल्प बनाएब अहाँ

नारीकेँ जीऐ लेल एगो स्वच्छ समाज।

२

माय एक चुटकी नुन दअ दे...

आइ हम जनलिऐ

बेटी आ बेटामे

कि भेद होइ छै,

गर्भमे बेटी

किअए गरै छै।

नारीक दुःख

नारिये जनै छै,

तँए तँ हर माए

बेटी जनमबैसँ

डरै छै।

जइ बेटीकेँ माए

जीवन दइ छै,

वएह बेटीकेँ

समाजक अत्याचार

मारै लेल मजबूर करै छै।

बेआबरू भऽ कऽ

मरैसँ तँ नीक

माए इज्जत कऽ तूँ

मौत दऽ दे

ई पुरूष सत्तात्मक समाज छीऐ

माए जनमिते तूँ हमरा

एक चुटकि नुन दऽ दे।

१

बेटी

छोड़ऽ कक्का

बेटा-बेटी कऽ

अंतरक खेल।

सोचऽ तूँ एक बेर
बेटा-बेटी मे
की फरक भेल।
बेटा कनेतऽ
पर बेटी पोछतऽ लोर
बेटा पर एक कुल
मुदा बेटी पर दू कुल
करतऽ इजोत।
थाकि-हारि कऽ जब तूँ
कतौ सँ एबहक कक्का
स्नेह बरसाबै लऽ
आगु जेतऽ बेटी।
कुछ दिन कऽ
मेजमान बनि ई तोरा
घर आइल छऽ
तोहर दुलार आ
आशीष लऽ कऽ

चुप-चाप चलि जेतऽ बेटी।

तब फाटतऽ तोहर कोढ़

आ अंतरमन सँ

एतऽ एगो आवाज कि

अगला जनम तूँ फेर

अइ आंगन मे अहियहन बेटी।

२

कारी-बजार

कारी-धन कारी-बजारी

कारी चादरसँ लिपटल

हमर देश अछि।

केना बेदाग करब अकरा

सगदर कारी-स्याह अछि।

निचाँ-निचाँ की देखब

जब उपरे अंधकार अछि

कोनो दोसर नै रंग अतऽ

सगदर कारी-बजार अछि।

राष्ट्रपति होए या प्रधानमंत्री
सब कऽ सब दरिद्र अछि
कि कहब बेशर्मी कतेक हद तक
अकरा देहमे समैल अछि।
भगाबू अइ दिम्मक कऽ
अपन घर सँ
नै तँ ई हड्डी तक
खाइ लऽ तैयार अछि
सोचु -बिचारू अपनामे
अहीं कऽ हाथमे
कैलक सरकार अछि।

३

शब्दक खेल

चुन्नु- अ सँ अनार
      आ सँ आम
रटैत जी थोथरा गेल

आब नै खेलब हम

ई शब्दक खेल।

माँ- तँ चलू उराबऽ

चलि पतंग

हरियर अपन

लाल ओकर

पिअर भइया कऽ

आब कहू सब मिलाकऽ

कतेक उड़ि रहल अछि पतंग।

चुन्नु- अतौ तँ अछि सवालक जाल

माँ हमरा पहिले ई बता दिअ

एक सँ आगाँ कतेक होइ छै

से सिखा दिअ

माँ- तँ कहू आब

कहियो नै उबबै

अइ खेल सँ

नै उलझबै अंकक अइ जाल सँ

तब हम अहाँ कऽ सब सिखैब।

सब सबालक जबाब

अहाँ कऽ बनैब।

४

माँ बता तूँ एगो बात

माँ बता तूँ एगो बात

खोल तूँ ई मेघक राज

के सब रहै छै ओतऽ

कि छै ओकरा सबहक काज।

भोरक सुन्दर सुरज

दुपहर कऽ किए जरबै छै

साँझ पड़ैत फेर

कतऽ हरा जाइ छै।

राइत कऽ अबै छै मामा

सजा कऽ मोतियक थार

कि ओतौ छै बहुत बड़का संसार।

कहियो देखै छी कनिये

कहियो बेसी

कहियो तँ साफे नै देखाइ यऽ

तूँ बता माँ मामा एना किए

नुका-छुप्पी कऽ खेल खेलै यऽ।

सुनु बउआ हमर बात

बिना पढ़ने नै खुलत ई राज

जेना-जेना अहाँ पढ़ैत जएब

सब भेद कऽ भेदैत जएब।

५

अनहार घरमे हत्या

हम बेटी छी तँ

हमर कोन दोष

हमहुँ तँ एगो जान छी

हमरो आँखि यऽ

कान यऽ मुँह यऽ

हम नै निष्प्राण छी।

नै चलाबू एना कैंची
हमर मन डराइ यऽ
देखियौ हमर कटल हाथ सँ
लाले खुन बहै यऽ।
अनहार घर सँ तँ
निकलऽ दिअ
एक बेर तँ हमरो
अइ निष्ठुर संसारकँ देखऽ दिअ।
केना लेलक अतऽ जन्म सिता
ओइ रहस्यकँ जानऽ दिअ
हमरा नै मारू
जकरा लोग पुजै छै
ओइ मायक मुँह देखऽ दिअ।

बेटी

जनम भेल तँ कहलक दाइ

**सुखल मन तरसल आँखि**

83

भेल दू हाथ धरती तर

कोइ नहि सोचलक हमहुँ जान छी

कहलक दही नून तरे-तर।

बावू कपार पीटलनि

माय भेल बेहोश

जँ हम जनितौं तँ

नहि अबितौं एहि लोक

आँखि अखन खुलल नहि

कान अखन सुनलक नहि

आ बना देलक हमरा आन

कहलक कोनो अट्ठारह बरख रखबिहि एकर मान

ने केकरो किछु लेलौं हम

ने केकरो किछु देलौं हम

जे माय हमरा जनम देलक

ओकरो मुँह नहि देखि पबलौं हम

अजब दुनियाँ अछि ई

अछि गजबक लोक

किएक करैत अछि एना

किएक भेजैत अछि बेटीकँ परलोक

अबैत एहि धरतीपर

इजोतसँ पहिल भेल अन्हार

हमहुँ डुबि गेलौं

आ डुबि गेल संसार

समाज बनल हत्यारा

बाप बनल जल्लाद

बसैसँ पहिने उजारि देलनि

बेटीक संसार।

१

भेल पुरा आस
उमरल ऐल
देखी कारी मेघ
चलि गेल धान
पुबरिया खेत।
बंजर भूमि आब
पनिया जेतै
मिटतै आब अपनो दुख
सगरे अन्न उझला जेतै।

बुच्ची लऽ लब आंगी अनबै

तोरा लऽ लव साड़ी

अबकी जतरामे

निर्मली बजारक खेबै पकौरी।

आइ पुबाइर बाध रोपबै

काल्हि पछबाड़ि

परसू उत्तरबाड़ि आ दक्षिणबाड़ि

चारू दिस लहलहेतै खुशहाली

सुख-सम्पन्न हम सब भऽ जएब।

२

भाइयक स्नेह

जब छोट छेलौं

तँ कतेक स्नेह

करै छल हमरा भइया

हमर एगो लोर पर

कतेक रूप बदलै छल भइया

हाथी घोड़ा भालू बनि कऽ

मनबै छल हमरा भइया।

पहिलुक कर हमरा खिया कऽ

फेर सुगा मैना कऽ हिस्सा

सेहो खियाबै छल भइया।

पर आब एगो अलगे रूप बदललखिन भइया

भिन-भिनौजक खेल

खेला रहल छथिन भइया।

कतनो कनै छी

तइयो नै देखै लऽ अबैए भइया।

आब हम नै खेलबै ई खेल

रहि नै सकबै भइया करि कऽ बैर

भगवान हमरा फेरसँ

बच्चा बना दइए

हमरा भइया सँ ओ स्नेह मंगा दइए।

३

अलहर मेघ

बजबैए मेघ

तबला ढोल

बरसाबैए पानि

टिपिर-टिपिर

झनर-झनर

राग अनमोल।

सन-सन-सन

हवा सनसनाय

तन-मन कैं ओ

थिरकाबैत उड़ि जाए।

झमकि कऽ आबैए

कारी बादल

चुमै लऽ

धरतीक चरनकैं

तृप्त भऽ

ई अल्हर बादल

हँसैत खिलखिलाइत

यएह आसमानमे पुनः

विलुप्त भऽ जाए।

सिया तोरे कारण

जनक दुलारी सिया
सहैत एलौं सभ दरद
अहाँ किअए?
रानी भऽ वनमे रहलौं
पतिक खातिर
सभ सुख तियागलौं
पग-पगपर संघर्ष केलौं
हर परीक्षामे खड़ा उतरलौं
तँ फेर ई समाज नै अहाँकेँ
अपनेलक किअए?
जइ पति ले सभ
किछु अहाँ तियागलौं

वएह अहाँकेँ तियागलक किअए?

किअए ने विद्रोह अहाँ केलौं

नारीक हित ले अवाज उठेलौं।

सदखिन सुनै छी हम एक्के बात।

जहन सति सीता नै बचलै

तँ केना बचतौ तोहर लाज?

जौं एगो सीता जे

अवाज उठैइतै,

तँ फेर कोनो सीता

नै परितारित होइतै।

चुप रहैक ई

सजा मिलैए,

कतेक सीता नित

वनवास भोगैए।

ठिठुराबैत जाड़

एलैए जाड़
लऽ कऽ दुखक पहाड़।
केना कटत दिन-राति
केना बीतत
ई जाड़क कड़ारि।
उजरल छौइन
टुटल अछि टाट
नै अछि कोनो ओहार
घरक चारू कात
अछि बाटे-बाट।
पुआरक ओर्हना
पुआरेक बिछौना
केकरा कहै छै
लोग कम्मल

केना कहै छै
होइ छै जाड़ सुहाना।
कहियो घरसँ निकलि कऽ देखियो
एक राति अतए बिता कऽ देखियो
ठिठुइर कऽ मरैए
लोग नित कतेक जना।
गरिबेकँ तँ
भगवानो मारै छै
अगर नै!
तँ फेर पत्थरक देह बना
किअए नै भेजै छैक।
जे ढाहि दइ
सरकारक भीखकँ
अनुदानक नाओंपर
भेटैत मजाकक
इन्दिरा-अवास आ
सरकारी राहत कोषकँ।

किछु कविता

१. बंदिश

हाथ-पएर दुनू अछि

पर नै चलि पबै छी

नै किछु करि पबै छी

जुबान अछि पर बउक बनल छी

बस आँखि सँ देख रहल छी

कान सँ सुनि रहल छी

अत्यन्त वेदनाक भट्ठीमे

अपन देह झुलसा रहल छी

जिंदा लहास बनि जी रहल छी

ककरा सँ कही

ककरा बुझाबी कि हमहुँ एगो जान छी

कही ओइ व्यवस्था सँ

कि व्यवस्था बनबैबला लोक सँ

कि स्वयंसँ।

सहज ई मानि ली कि हम चुप

रहै लऽ बाध्य छी

किएकि हम लड़की छी।

२.

पैसा सँ बियाह

कक्का घरमे

बाजै बधइया

होइ छै बुचिया कऽ

बियाह यौ

चारि बहिन हमहुँ छी

चारू कऽ चारू कुमार यौ।

दिन-राति मेहननि करि

रोटिये टा कऽ करि

पबै छी जोगार यौ

छी हम महगाइ आ गरीबी

कऽ मारल

अछि बाबू हमर किसान यौ।

दिदियो कऽ देखै

लेल ऐल

गाम-गाम सँ कतेक ने

बरतुहार यौ

पसिन करि खाइयो कऽ गेल सबटा

तरूआ आ पान यौ।

तइयो अछि हमर दीदी

२५ साल सँ कुमार यौ।

कहलक सब बरतुहार

बिना दहेजक केना

चलत काम यौ

हम छी बेटा बाला

अपन पैसा खर्चा करि

नै करब बियाह यौ।

अइ युगमे लड़की

सँ नै पैसा सँ

होइत अछि बियाह यौ।

३.

काँच बाँस जकाँ लचपच उमरिया

काँच बाँस जकाँ लचपच उमरिया

डगमगैत अछि डेग यौ

केना भरब हम गगरी

केना चलब डगर यौ।

किया जनमलउ अहि धरती पर

की छल हमर गुनाह यौ

माय-बाबू नीक सँ

बाइजो नै पाबलउँ

बनलौं अपने हम माय यौ।

ज्ञान,पोथियक दुनिया सँ

रहलौं जे अनचिनहार यौ

की कहब हम की

केहन अछि हमर जिनगी

भेल पुरे संसार अनहार यौ।

४.

मनक वेदना

रहि-रहि एगो

हुक उठै यऽ

सउँसे देह दगद

भेल जाइए

आब नै बचत मान

भऽ रहल छी हम निष्प्राण।

जिनगी बनि गेल धुँआ

हवा कऽ मलारो सँ

काँपि उठै यऽ

सब रूआ।

अछि सब रस्ता अंजान

करिया गेल मनक अरमान

कतऽ ठार छी

कतऽ जा रहल छी

नै अछि हमरा किछो ज्ञान

पर बुझैत छी हम अतेक कि

जिन्दगीक आखरी सफर

लऽ जाइत अछि समसान।

५.

शरहद

ई शरहद, ई सीमा

कथी लऽ?

जमीन बाँटै लऽ!

पर जमीनक संगे

मन बँटाइत अछि

इंसानकँ इंसानसँ

जुदा करैत अछि।

हम एक जाति छी

मानव जाति!

फेर किए नै कोइ

ई बुझैत छी

जाति-पाति लऽ किए लड़ै छी?

शरहद कऽ नाम पर

भाइ-भाइ कऽ बाँटै छी

धिक्कार अछि हमरा

अपन मानवता पर

जे अहि शरहदक सीमा

मे बैंध गेल छी

हमरा सँ नीक

तँ ई हवा, पानि

आ पक्षी अछि

जे स्वतंत्र भऽ अइ

छोर सँ ओइ छोर तक

अपन दोस्त बनबैत अछि

पर हम अइ दिवारक

बिच कैद छी

